हम जिबै कोना"

ज्ञातव्य इ जे अतए लोहा बर आ सोना कनिया छैक।

प्रसँग विधवाक छल। चलू अहि दिशा मे चर्च करैत छी। वैधव्यक स्थिति बहुत खराप होइत छल। अगर इ घटना ब्राह्मण अथवा कर्ण कायस्थ अथवा आन उच्च वर्ग मे होइत छल तऽ स्थिति भयावह भऽ जाइत छल। बारह, तेरह, पन्द्रह वर्षक लड़की विधवा कतेक ठाम भऽ जाइत छलि। विधवा होइतहि पुनर्विवाहक तऽ कल्पनो नहि कएल जा सकैत छल, उपर सँ ओहि लड़कीक सब सुख-सिंगार, नीक भोजन आदि छीना जाइत छलैक। कतेक ठाम तऽ विधवा कें अंग्रेजी दबाई तक ग्रहण करबाक आज़ादी नहि छलैक। ओकरा सुगधित तेल, साबुन, आदिक व्यवहार करब पर प्रतिबंध लागि जाइत छैक। ओ केश विन्यास नहि कऽ सकैत अछि, नव व्याहल बर कनियाक चुमान करब तऽ दूर, ओकरा लग ठाढ़ तक नहि भऽ सकैत अछि। जेहिना प्रथम सांझ मे असगर तारा देखब अशुभक लक्ष्ण अछि तहिना तऽ विधवा सेहो आब असगर तारा बनि गेल छथि! समस्त हाहाकार मचल अछि। यएह स्थिति कें देखैत विद्यापति लिखैत छथि:

“असगर तारा केओ नहि देख

अमंगल लेख”

विधबा पर प्रतिबंधक झड़ी लागि जाइत छनि। प्याज-लहसुन, माछ-मांस के पुछैत अछि गरिष्ट भोजन तक करबाक आज़ादी नहि रहैत छनि। हुनक जीवनक ऋतुचक्र जेना एक रंगाह भऽ जाइत छनि जाहि मे सब ठाम दुखक डंका बजैत रहैत छैक! निम्नलिखित फकड़ा के देखला सँ स्थिति स्पष्ट भऽ जाइत छैक:

“विधवा घर मे सभ दिन भादब

निरधन घर मे कातिक

राजा घर मे सभदिन अगहन

फागुन घर अहिबातिक”

अहि तरहक विपत्तिक सामना करैत विधवाक करेज कराहि उठैत छैक। कुहेस फाटि कानए लगैत अछि। आ भगवान सँ कहैत छनि कोन पापक कष्ट ओ भोगि रहल अछि? ओ अपन वेदना ककरा कहतैक:

“हे भगवान कोन कसूर विधना भेल बाम

कहब दुःख ककरा सँ”

एकर विपरीत पुरुख लेल कोनो प्रतिबंध नहि। पत्नीक निधन भेलाक बाद ओ सब किछु खा सकैत अछि। फेरो बिआह कऽ सकैत अछि। पत्नी मरलैक तऽ की भेलैक! फेर दोसर बिआह भऽ जेतैक। दोसरो पत्नी मरि गेलैक तऽ चिंताक कोनो प्रयोजन नहि, फेरो बिआह भऽ जेतैक! पत्नीक स्थिति अखरा नोनक ढेप सन होइत छैक __खसि पड़ल तऽ उठा लिय:

"नोनक ढेप खसल

उठा लेब"

अति वृष्टि आ अनावृष्टि सँ मिथिला अदौ सँ परेशान रहैत आबि रहल अछि। लोक भूखे रहैत छल। स्त्रिगणक दशा तऽ आरो दयनीय छलनि। ओ बाहर जा नहि सकैत छलीह। भीख कोना मंगती? कखनो कुअन्न, कखनो साग पात, कतेक सांझ उपास करैत जीवन चलबैत छलीह। अहि तरहक स्थितिक विभत्सता दर्शा रहल अछि निम्नलिखित फकड़ा:

"बिपत्ति जानि के आनल बजाय

अरिपन के चाउर गेली चिबाय"

स्थितिक गंभीरता देखू। घर मे स्त्रिगन नाना तरहक कष्ट सहैत रहैत छथि। अतेक खाराप स्थिति भऽ जाइत छनि जे अरिपन लेल जे चाउर राखल छनि सेहो चिबा जाइत छथि।

कोनो महिला कँ अगर कियोक अनेड़े मजाक अथवा तंग करैत छनि आ हुनका लग काजक, मूलरूप सँ गृहकार्यक तऽ ओ बाजि उठैत छथि:

"घरबला सँ फुरसत ने

देओर माँगए चुम्मा"

बाल विवाह एक समय मे बहुत पैघ समस्या बनि गेलैक। बेमेल विवाह जेना पसरि रहल छलैक। तकर विवरण कोना फकड़ा दैत अछि से देखू:

"तिरिया तेरह, मरद अठारह

कन्याक चमकए आँखि, बिआह होअय तमाम

छौड़ी बेर-बेर देखए अएना"

एक फकड़ा इ इंगित करैत अछि जे कोना महिला कुअन्न खा अपन प्राणक रक्षा करैत छथि आ कोना बूढ़ सँ बिआह कए बिआहक पतिया छोड़ा लैत छथि:

"गुडा-खुद्दी खेलौं उपास भंग भेल

बूढ़ बिआहलक कुमारि पद गेल''

बेमेल विवाहक परिणिति नीक नहि होइत छैक। स्त्रिगन जीवन पर्यन्त ओहि वेदना आ सामाजिक उपहासक पात्र भऽ जाइत छथि। अनेड़े हुनका सँ पैघ उमेरि कँ लोक- स्त्री आ पुरुख सब हुनका जेठ कहि अपमानित करैत छनि।एहने मनोदशाक चित्रण निम्नलिखित फकड़ा मे देखाएल गेल अछि:

''हम नहि बूढि गे हम नहि बूढि

बूढबा बिआहलक तें हम बूढि''

अर्थ स्पष्ट अछि, ओ महिला बूढि नहि छथि, परिस्थिति जाहि करणे हुनक विवाह बुढ़बा सँ भऽ गेल छनि ताहिं ओ बूढि छथि। उपरोक्त फकड़ा नारी मनोदशाक ओहि विशेष अवस्थाक गूढ़ मनोवैज्ञानिक सम्प्रेषण छैक।

नारी मनोदशाक अनेक परत होइत छैक। अपन कष्टक सम्प्रेषण एक महिला लोक मात्र मे लोक व्यवहार मात्र सँ कऽ सकैत छलीह। लोक व्यवहार हुनका लेल ब्लैकबोर्ड छलनि। ओ मात्र हुनक स्पेस छलनि। महिला लोक आ किछु पुरुष बच्चा मात्र हुनक श्रोता। वेदनाक अधिकता सँ जखन करेजक कुहेस फाटैत छनि तऽ स्त्रीक दग्धल छाती सँ श्राप निकलैत छनि:

''जे मोरा खेलनि खीरिया पुरिया

तिनको होइहनु नाश''

आर ओ की कऽ सकैत छलीह। हुनका लगैत छनि जे पुरुखक एहने कुकृत्य, अहँकार, निरंकुश व्यवहार सँ संसार मे अकाल, महामारी आदि भऽ रहल अछि। इ बात लोक सँ कखनोकाल मैथिली साहित्य मे सेहो अपन स्थान बना लैत अछि। बैद्यनाथ मिश्र ''यात्री'' आ काशीकांत मिश्र ''मधुप''क रचना मे लोक जेना चढ़ि कऽ बजैत हो! लोक भाव साहित्यक प्रबल पक्ष बनि उठैत अछि। यात्रीक कलम नोर आ शोणितक धार बहबए लगैत अछि। नारी आ विधवा मनोदशा मे जेना ओ तह धरि घुइस जाइत छथि। एक-दू-सौ-सैकड़ा कँ पुछैत अछि, हजारक हज़ार विधवा हुनक माथ पर अपन व्यथा लेने सवार भऽ जाइत छनि। ''बिलाप'' कविता मे यात्री सत्यक अन्वेषण करैत कविता लिखैत छथि। यथार्थ चार चढ़ि बाजय लगैत अछि। कँ नहि कनैत अछि! पाठक, समाज आ कवि सब बहाबैत अछि नोरक धार:

''विधवा हमरे सन हज़ारक हज़ार

बहौने जा रहलि अछि नोरक धार

ओहि मे ई मुलुक डूबि बरु जाय

ओहिमे लोक-वेद भसिया बरु जाय

अगड़ाही लगौबरु बज्र खसौ

एहेन जाति पर बरु धसना धसौ

भूकम्प हौक बरु फटो धरती

माँ मिथिले रहिये क’ की करती!”

यात्री नहि रुकैत छथि दोसर-तेसर-चारिम विवाह करयबला बूढ़बा बर सब पर कलम उठा लैत छथि। अग्गब सामाजिक कुरीति पर प्रहार करैत रहैत छथि। नारी शोषण कँ पाठक हेतु पढबाक सामग्री बनबैत छथि। हुनक दोसर कविता “बूढा वर” सेहो एकर प्रमाण अछि। मुदा स्त्रिगन अपन बात ताबेत धरि लोक पटल मात्र पर करैत रहलनि।

जमिन्दारक शोषण सँ तंग भेल बुचनीक प्रतिनिधि बनि अपन अमर रचना “घसल अठन्नी” मे मधुप बुचनीक मुँह सँ कहा लैत छथि जे शोषण आ अन्याय कँ चलते जगत मे भऽ रहल अछि अकाल। इ लोकक अभिव्यक्ति नहि तऽ की भेल? घसल अठन्नी केर बुचनी डरल जरुर रहैत छैक लेकिन अपन बात आ श्राप दुनू व्यक्त करैत अछि:

आहा! देह तोड़ि क’ कएल काज

सुपथो न बोनि अछि भेटी रहल

तें जगमे ई पड़लै अकाल

उठबितहिं डेग लागए अन्हार

मरि जाएब एतइ

ककरा कहबै?

हित क्यो ने हमर

अनुचितों पैघ जनके शोभा

भगवान आह!”

मधुप नारी शोषण कँ देखैत छथि, अनुभव करैत छथि, अपन ह्रदय मे ओहि परिस्थिति कँ आत्मसात करैत छथि, आ कलम हुनका स्त्रिगणक स्पोकपर्सन बना दैत छनि। कविता बनि पड़ैत अछि।

मैथिली लोक परम्परा मे फकड़ा अनंत अछि विपुल निधि जकाँ। कतबो ताकि लेब तैओ बहुत रहिये जाएत। लेकिन लोक व्यवहार मे ताकब तऽ कोनो निरर्थक नहि लागत। इ भेल फकड़ाक प्रयोजन आ उपयोगिता। जखन महिला कोनो वेदना सँ द्रवित होइत छथि आ हुनक बात कियोक नहि बुझैत छनि तऽ अनायास बाजि उठैत छथि:

“गुड़क मारि धोकड़े बुझैत अछि”

इ फकड़ा कतेक सार्थक छैक तकर अनुभूति या तऽ महिला कऽ सकैत छथि अन्यथा ओ जे नजदीक सँ ओहि वेदनाक प्रत्यक्षदर्शी रहल अछि।

किछु एहि तरहक भाव निम्नलिखित फकड़ा मे कहल गेल छैक:

“समाठक माइर उखैरे बुझैत छै”

स्मरण इहो राखब जरुरी जे सब भाव अधलाहे नहि होइत छैक। मनोदशा प्रेमक सेहो होइत छैक। लोक जखन अधिक उधियाइत अछि तऽ कहल जाइत छैक:

“टिटही टेकल पहाड़”

अर्थ भेल अपन औकात सँ अधिक ने बाजी ने करी।

कतेकबेर पति पत्नी अथवा कियोक आर अपन स्वयम कँ जीवन आ प्रेम अथवा व्यवस्था मे अतेक लीन भऽ जाइत छथि जे हुनका दोसरक जीवन अथवा सामाजिक मर्यादा केर भान खत्म भऽ जाइत छनि। एहन लोक लेल निम्न फकड़ा कतेक सटीक होइत छैक:

“हम सुनरी की पिया सुनरी

गामक लोक बनरा बनरी”

उदाहरण अनेक अछि बहुत अज्ञात आ कतेको ज्ञात। सबहक समावेश केनाइ पहाड़ सन लगैत अछि। एहि पर गंभीर काज करक दरकार छैक। इ विषय अनंत महासागर जकाँ अछि। अहि पर साहित्यक अतिरिक्त समाजशास्त्र, मनोविज्ञान, नारीवाद विज्ञानं, मानवाधिकार, मानवशास्त्र, राजनीतिशास्त्र, इतिहास आदिक शोधकर्मी के विभिन्न उदेश्य आ परिकल्पना संग काज करक चाही। इ एक अलग संसारक रचना कऽ सकैत अछि। हमर आलेख कँ अनंत महासागर मे खसल किछु बुंद मात्र मानल जा सकैत अछि जकर समय पड़ला पर अपन उपयोग भऽ सकैत अछि।

सन्दर्भ:

मिश्र, कैलाश कुमार (2017). "मैथिली लोकगीतमे नारी-दुर्दशाक चित्रण", *घर-बाहर*, वर्ष 17, अंक 61, जुलाइ-सितम्बर: 11-17.

मिश्र, कैलाश कुमार (2018). "मिथिलाम अर्थात लोक सँस्कृति: एक परिचय" *तीरभुक्ति*, वर्ष 1, अंक 1, जुलाइ-सितम्बर: 29-35।

मिश्र, पंचानन (2017). "मैथिली लोकोक्तिमे स्त्री-जीवन", *घर-बाहर*, वर्ष 17, अंक 61, जुलाइ-सितम्बर: 18-20.

वर्मा, रामचन्द्र (2009). *लोकभारती बृहत् प्रामाणिक हिन्दी कोश*. दिल्ली: लोकभारती प्रकाशन.

यात्री, बैद्यनाथ मिश्र (--). "बिलाप", *कविता कोश*: kavitakosh.org

यात्री, बैद्यनाथ मिश्र (--). "बूढ़ा वर", *कविता कोश*: kavitakosh.org

मधुप, काशीकांत मिश्र (---) "घसल अठन्नी": गजेन्द्र ठाकुरक सँ कविता भेटल

---

[1]डॉ कैलाश कुमार मिश्र मानवशास्त्र, समाजशास्त्र, मानवाधिकार, फोकलोर(लोकविद्या) आ कला इतिहास केँ विभिन्न पक्ष पर स्वतंत्र लेखन करैत छथि; अंग्रेजी, मैथिली आ हिंदी तीनू भाषा मे लिखैत छथि। भारत सरकार केँ स्वास्थ्य आ परिवार कल्याण मन्त्रालय[Department of Population Genetics and Human Development (PGHD), National Institute of Health and Family Welfare]; संस्कृति मन्त्रालय [Indira Gandhi National Centre for the Arts], अंतर्राष्ट्रीय संगठन[South-South Solidarity; Society for Health Education and Learning Package (HELP); UNESCO; UNDP; READ Global ] आदि मे 27 वर्ष सँ बिभिन्न शोधपरक आ तथ्यपरक काज करबाक अनुभव छनि। यूनिवर्सिटी ऑफ़ नेब्रास्का (The University of Nebraska), जयपी यूनिवर्सिटी ऑफ़ टेक्नोलॉजी (Jaypee University of Information Technology), एमिटी

यूनिवर्सिटी (Amity University),स्विनबर्न यूनिवर्सिटी ऑफ़ टेक्नोलॉजी(Swinburne University of Technology), गुरु गोबिंद सिंह इन्द्रप्रस्थ यूनिवर्सिटी (Guru Gobind Singh Indraprastha University) केर बहुत रास अकादमिक आशोध काज मे संलग्न छलाह। हिनक लगाव भारतक लोक कला, मूर्त आ अमूर्त कला, ग्राम्य आ आदिवासी जीवन, सामाजिक पारिस्थितिकी आ जीवन तंत्र, जेंडर डिस्कोर्स, मानवाधिकार, सामाजिक विकास, संस्कृति के अनेक पक्ष, इतिहास आ साहित्य सँ छनि।सम्प्रति ब्रैनकोठी आ आर.आइ.आर.के.सी.एल.आर.सी. केर चेयरमैन छथि आ किछु संस्था सभक स्वतंत्र कंसल्टेंसी करैत छथि. डॉ मिश्र मैथिली-भोजपुरी अकादमी दिल्ली कँ सदस्य सेहो छथि। हिनक सम्पर्क: Dr. Kailash Kumar Mishra, Chairman- Brainkothi; B-2/333, Tara Nagar, Old Palam Road, Kakrola, Sector 15, Dwarka, New Delhi 110078. Mob: +918076208498, Email: kailashkmishra@gmail.com

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

**१. आशीष अनचिन्हार- हिंदी फिल्मी गीतमे बहर-४ २. मोहनराज "गगन"- बीहनिकथा**

**१**

**आशीष अनचिन्हार**

**हिंदी फिल्मी गीतमे बहर-४**

गजलक मतलामे जे रदीफ-काफिया-बहर लेल गेल छै तकर पालन पूरा गजलमे हेबाक चाही मुदा नज्ममे ई कोनो जरूरी नै छै। एकै नज्ममे अनेको काफिया लेल जा सकैए। अलग-अलग बंद वा अंतराक बहर सेहो अलग भ' सकैए संगे-संग नज्मक शेरमे बिनु काफियाक रदीफ सेहो भेटत। मुदा बहुत नज्ममे गजले जकाँ एकै बहरक निर्वाह कएल गेल अछि। मैथिलीमे बहुत लोक गजलक नियम तँ नहिए जानै छथि आ ताहिपरसँ कुतर्क करै छथि जे फिल्मी गीत बिना कोनो नियमक सुनबामे सुंदर लगैत छै। मुदा पहिल जे नज्म लेल बहर अनिवार्य नै छै आ जाहिमे छै तकर विवरण हम एहि ठाम द' रहल छी-----------------

१

"शराबी" फिल्म केर ई नज्म जे कि किशोर कुमारजी द्वारा गाएल गेल अछि। नज्म लिखने छथि प्रकाश मेहारा। संगीतकार छथि बप्पी लाहिड़ी। ई फिल्म 1984 मे रिलीज भेलै। एहिमे अमिताभ बच्चन, जयाप्रदा आदि कलाकार छलथि।

मंज़िलों पे आ के लुटते, हैं दिलों के कारवाँ
कश्तियाँ साहिल पे अक्सर, डूबती है प्यार की

मंज़िलें अपनी जगह हैं, रास्ते अपनी जगह
जब कदम ही साथ ना दे, तो मुसाफिर क्या करे
यूं तो है हमदर्द भी और हमसफ़र भी है मेरा
बढ़ के कोई हाथ ना दे, दिल भला फिर क्या करे

डूबने वाले को तिनके का सहारा ही बहुत
दिल बहल जाए फ़क़त इतना इशारा ही बहुत
इतने पर भी आसमां वाला गिरा दे बिजलियाँ
कोई बतला दे ज़रा ये डूबता फिर क्या करे

प्यार करना जुर्म है तो, जुर्म हमसे हो गया
काबिले माफी हुआ, करते नहीं ऐसे गुनाह
तंगदिल है ये जहां और संगदिल मेरा सनम
क्या करे जोशे जुनूं और हौसला फिर क्या करे

एहि नज्मक सभ पाँतिक मात्राक्रम 2122 2122 2122 212 अछि। बहुत काल शाइर गजल वा नज्मसँ पहिने माहौल बनेबाक लेल एकटा आन शेर दैत छै ओना ई अनिवार्य नै छै। एहि नज्मसँ पहिने एकटा शेर "मंज़िलों पे आ के लुटते, हैं दिलों के कारवाँ" (एहू शेरमे इएह बहर छै) माहौल बनेबाक लेल देल गेल छै। एकर तक्ती उर्दू हिंदी नियमपर कएल गेल अछि। उर्दूमे "और" शब्दक मात्रा निर्धारण दू तरीकासँ कएल जाइत छै "और मने 21" आ "औ मने 2"। एहि नज्मक संगे आन नज्म लेल ई मोन राखू। जरूरी नै जे ई नियम मैथिली लेल सेहो सही हएत।अंतिम बंदक दोसर पाँतिक अंतिम शब्द अछि "गुनाह" जाहिमे एकटा लघु अतिरिक्त अछि। ई छूट उर्दू गजलक संग मैथिली गजलमे सेहो अछि।

२

"मदहोश" फिल्म केर ई नज्म जे कि तलत महमदूजी द्वारा गाएल गेल अछि। नज्म लिखने छथि राजा मेंहदी अली खान। संगीतकार छथि मदन मोहन। ई फिल्म 1951 मे रिलीज भेलै। एहिमे मनहर (देसाइ), मीना कुमारी आदि कलाकार छलथि।

मेरी याद में तुम न आँसू बहाना
न जी को जलाना, मुझे भूल जाना
समझना के था एक सपना सुहाना
वो गुज़रा ज़माना, मुझे भूल जाना

जुदा मेरी मँज़िल, जुदा तेरी राहें
मिलेंगी न अब तेरी-मेरी निगाहें

मुझे तेरी दुनिया से है दूर जाना

ये रो-रो के कहता है टूटा हुआ दिल
नहीं हूँ मैं तेरी मोहब्बत के काबिल
मेरा नाम तक अपने लब पे न लाना
न जी को जलाना, मुझे भूल जाना

एहि नज्मक सभ पाँतिक मात्राक्रम 122 122 122 122 अछि। एकर तक्ती उर्दू हिंदी नियमपर कएल गेल अछि। ई बहर संस्कृतमे सेहो भुजंगप्रयात (मात्राक्रम 122+122+122+122) केर नामसँ छै। उर्दूमे एकरा “बहरे मोतकारिब मोसम्मन सालिम” कहल जाइत छै। एहि बहरपर बहुत नीक रचना अनेक भाषामे रचल गेल छै। प्रसंगवश एहिठाम हम गोस्वामी तुलसीदास जीक ई रचना (रुद्राष्टकम्) द' रहल छी............

नमामीशमीशान निर्वाणरूपं
विभुं व्यापकं ब्रह्मवेदस्वरूपम् |
निजं निर्गुणं निर्विकल्पं निरीहं
चिदाकाशमाकाशवासं भजेऽहम् ||१||

एहि रुद्राष्टकम् केर छंद भुजंगप्रयात अछि। एकरा एना देखू.. नमामी 122 शमीशा 122 न निर्वा 122 णरूपं 122 आन पाँति सभकेँ एनाहिते देखि सकैत छी। हमरा द्वारा लिखल एहि सिरीजमे तेरे प्यार का आसरा चाहता हूँ, तेरी याद दिल से भुलाने चला हूँ, बहुत देर से दर पे आँखें लगी थी सन नज्म एही बहरपर अछि।

३

"खिलौना" फिल्म केर ई नज्म जे कि लता मंगेशकरजी द्वारा गाएल गेल अछि। नज्म लिखने छथि राजा आनंद बख्शी। संगीतकार छथि लक्ष्मीकांत प्यारे लाल। ई फिल्म 1970 मे रिलीज भेलै। एहिमे संजीव कुमार, मुमताज, जितेन्द्र, शत्रुघ्न सिन्हा आदि कलाकार छलथि। ई फिल्म गुलशन नंदाजीक उपन्यासपर आधारित अछि।

अगर दिलबर की रुसवाई हमें मंजूर हो जाये
सनम तू बेवफ़ा के नाम से मशहूर हो जाये

हमें फ़ुर्सत नहीं मिलती कभी आँसू बहाने से
कई ग़म पास आ बैठे तेरे एक दूर जाने से
अगर तू पास आ जाये तो हर ग़म दूर हो जाये

वफ़ा का वास्ता देकर मुहब्बत आज रोती है

न ऐसे खेल इस दिल से ये नाज़ुक चीज़ होती है
ज़रा सी ठेस लग जाये तो शीशा चूर हो जाये

तेरे रंगीन होंठों को कमल कहने से डरते हैं
तेरी इस बेरुख़ी पे हम ग़ज़ल कहने से डरते हैं
कहीं ऐसा न हो तू और भी मग़रूर हो जाये

एहि नज्मक सभ पाँतिक मात्राक्रम 1222 1222 1222 1222 अछि। एकर तक्ती उर्दू हिंदी नियमपर कएल गेल अछि। उर्दूमे दू दीर्घक बीच बला संयुक्ताक्षरकेँ एकटा लघु मानि लेबाक छूट सेहो छै मुदा ई मैथिली सहित आन आधुनिक भारतीय भाषामे नहि भेटत। एहि नज्मकेँ सुनलाक बाद सेहो बुझि सकबै जे "ए" केर उच्चारण "इ" मने "एक" केर उच्चारण "इक" जकाँ छै आ ई उर्दूक विशिष्टता छै।

२

**मोहनराज "गगन"**

**बीहनिकथा**

"हरियाणा पंजाबमे फेर अहि बेर कोर्ट रबासि फोरबाक समय सीमा निर्देशित कएने छैक कथी लेँ कीन रहल छह?" राजेश अपन दोस राजू सँ।

"पिछला बरख सेहो दिल्ली मे बन्न कएने रहैक मुदा कहा मानै छैक लोक"

"कथी लोक मानते होली मे इकोफ्रेंडली होली! दियावाती मे शुद्ध बसात केर नाम पर बिन रबासिक दियावाती अकिल सभटा हिन्दू पर छजै आकि आआरो कतौ..?

"हँ होऊ वियाह मुरन हिंदुस्तान पाकिस्तान केर मैच उपनयन सभमे ठीक मुदा दियावाती मे ज्ञान तखन की कहूँ"

"स्वस्थ हवामे सांस लेब' के नैँ चाहइ छैक मुदा मात्र दियावाती मे रोकि..? रबासिक कारखाना बन्न क' न दौऊ"

"चलु छोड़ू नैँ कीनब कोर्टक आदेश छैक मुदा पराली जरा शुद्ध हवा बाँटबाक प्रयास सेहो स्वीकार नैँ"

"से बन्न ने हेतैए नाक रगड़ि मैरि जाऊ" उदास होइति दुनूगोटे मुँह हप कएने बैसि गेल।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३. पद्य



**राकेश कर्ण**

**सृजन**

अपन लेखनीक संग

एकसरि संवेदना साझी करैत

अहां बिसरि जाइत छी सभटा

कटु वृष्टि आ लोक-बेद

अंतिम अध्याय धरि पहुँचबा लेल

लिखैत छी अहां चिर अद्यतन भूमिका

बिसरि जाइत छी

बिडम्बनाक अनुक्रम

किएक कि अहां अश्रुक स्याही सँ

रंग भर' चाहै छी

समग्र वेदना-प्रसंग आ पात्र मे

अहां ईहो त' नै बिसरि सकैत छी जे

चिर पुरातन कथा सँ फराक होइते

सगरो होइछ जर्जर परंपराक

वक्र दृष्टि

मुदा जँ अहां रच' चाहै छी

धवल परिवेश

तँ ताहि लेल

एकटा पारदर्शी

आरेख खींच' पड़त

ओझरायल रेखाक समानांतर ...

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**१.प्रभाष अकिंचन- महाकवि लाल दास २. कुमोद रंजन चौधरी**

**उठु मैथिल चलु मैथिल**

**१**

**प्रभाष अकिंचन**

**महाकवि_लाल_दास**

महाकवि पंडित लाल दास

वीरे-तारालाही खडौआ-वास

मैथिली-साहित्यक आकाश-दीप

आइओ फहराईत उच्चाकाश

जन्म-काल अठारह सौ छप्पन

मैथिली-क्राँतिक पडल अरिपन

कुशाग्र-बुद्धिक अग्रदर्शी सपूत

खिलल आंगन दास बचकन

संस्कृत फारसी मैथिलीक जानकार

महाराज दरभंगाक प्रिय पेशकार

प्रशासनिक कौशल में प्रवीणतम

ज्ञान प्रतिभाक अद्भुत अवतार

साहित्य-सृजनक' कएल भंडारण

रमेश्वर-चरित जानकी-रामायण

चण्डी-चरित सावित्री-सत्यवान

स्त्री-शिक्षा सम अतुल काव्यायन

उन्नैस सौ एकैस में महाप्रयाण

ओहि महामानव के कोटि-प्रणाम

अकिंचन कलमस' उच्चभावयुक्त

कायस्थ-ऋषिक शत-शत सम्मान

२

**कुमोद रंजन चौधरी**

### उठु मैथिल चलु मैथिल

उठु मैथिल चलु मैथिल

पाञ्चजन्य के प्रयोग करू

हुंकार भरू शंखनाद स

अपना लेल अपने किछ काज करू

मिथिला के गौरब गाथा

जूनी खाली बखान करू

इतिहास बैन गेला मैथिल

कनी अपन इतिहास पढ़ू

जनक बाबा कैन रहल छैथ

देख मिथिला के दूरदाशा

कोना मैथिल विषैर रहल छैथ

अपन बोली अपन मिठगर भाषा

उठु मैथिल चलु मैथिल ......

..... ... ......

मिथिला लेल ज मैथिल नई बजता

अर्जुन बैन ज गाण्डीव नई धरता

कलजुग छी ई सुइन लिय यौ मैथिल

अहा के लेल कि कोनो कृष्ण ओता

संघ में शक्ति कलयुग के गुण छै

ई बुझबै लेल कि अहा के गौतम ओता

उठु मैथिल चलु मैथिल

.....

गाम घर सब खाली भ गेल

खेत खलिहान सब गाछी भ गेल

टुकुर टुकुर बाट तकैत छैथ

बड़की काकी बुड़बा काका

गप करै लेल लोग तकैत छैथ

नित्य एक्के चर्च करइ छैथ

सब स पुछथिन कहिया ओता

बड़का बौवा आर नुनु बच्चा

उठु मैथिल चलु मैथिल .....

निमी के मिथिला मिथि के मिथिला

नेतागण एकरा नोइच खेला

जेकरे देखु बुधियारे बढ़ छैथ

चैर गोटे नई कखनो एक संग रहै छैथ

निज स्वार्थ में सब डूइब जीबैत छैथ

अपने स अपने सब लैर मंरै छैथ

उठु मैथिल चलु मैथिल ....

...........

जाही ठाम प्रगट भेली सीता मैया

हमहू सब त छी जन्मोंटी वैदेहीया

पेट रोटी लेल बौख रहल छी

बैन क सब परदेशिया भैया

गामक आम काकी बला गाछी

बढ़ मोन होइ अइछ जै हाटक गाछी

गाम स दूर कि कोनो जीब रहल छी

मोन मैर क बुझु त कैन रहल छी

उठु मैथिल चलु मैथिल

- कुमोद रंजन चौधरी

ग्राम- विह्नगर
प्रखंड- पंडौल
जिला - मधुबनी

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

१.इन्द्रकान्त लाल- कक्का तोर अंगना २.संतोष कुमार राय 'बटोही' -दू टा कविता

**१**

**इन्द्रकान्त लाल**

**कक्का तोर अंगना**

कक्का तोर अंगना,

माँछ गम गम करौ 2 तोर अंगना।

रेहु बुआर छियह आ की भून्ना 2

खुएबह पड़ोसिया के 2 फल दुना

कक्का तोर अंगना..................

दुनू बापूत मिलि बैसल मांझ अंगना 2

हमर ताड़ी हौ 2 तोहर चिखना...

कक्का तोर अंगना............

खेने पिने मस्त रहऽ बनल भोकना 2

औथिन काकी तं 2 खइयह बेलना...

कक्का तोर अंगना... माँछ गम गम करौ तोर अंगना।

२

**संतोष कुमार राय 'बटोही' -दू टा कविता**

१

**कनफुस्सी बिगाड़लक घर**

मोन होइए की करू

की बनाउ की धरू

देह कँपैए थर्र-थर्र

कनफुस्सी बिगाड़लक घर

माए गै कोना बसब सासुर
तरकाई भेलै मँहग
मँहग भेलै एस्नो-पाउडर
कनफुस्सी बिगाड़लक घर

खाता खोला क कोनहु फैदा नहि भेल
जे टका आयल से गेल
सासु लड़ैत अछि साँझ-विहंसर
कनफुस्सी बिगाड़लक घर

ननदि मुँह फूलौने रहैत अछि
नीक निकुत सभ अपने खैए
मारै लेल छुटैए देवर
कनफुस्सी बिगाड़लक घर

अतेक पढ़ौलैंह आई ए-बी ए
आब चुल्ही निपबैत अछि
पथाबैए गोबर

कनफुस्सी बिगाड़लक घर

पिया कमैए परदेश

इ जबानी मे आगि लगलै

के बुझतै दरदिया हमर

कनफुस्सी बिगाड़लक घर

२

**नौकरी**

मोन नहि होइए नौकरी करू

हम कमैत छी दोसर खाइए

एको टा टाका नहि बचैए

घरवाली एतेक रास कहैए

देवता-पितर पूजलहुँ

बाबाधाम काँवरिया बनि गेलहुँ

दिन दूना राति चौगुना

सरकारी अफसर करैत अछि जोड़-घटाव-गुणा

नहि पढ़लहुँ तकर साफल भोगैत छै

दिल्ली,मुंबई,पंजाब खटैत छी

हम कमैत छी तैं हम नौकर

उ हीरो कहाबैत अछि हम जोकर

कारखाना मे काज कके टी बी भेल

गुटखा खाके कैंसर भेल

दोसर कँे नौकरी कके खून पानि भेल

की कहू, की की नहि भेल

इ बड़का मकान मे हमरो हिस्सा छै

इ बैंकक टाका मे हमरो हिस्सा छै

इ कारखाना में हमरो हिस्सा छै

इ गाड़ी मे हमरो हिस्सा छै

यौ उद्योगपति मजदूरी नहि,

हमरा हिस्सा चाही

बड़ि हम सहलहुँ अहाँ केर मारि-गारि

बड़ि भेलै नौकर-मालिक केर खेल

संतोष कुमार राय 'बटोही'

ग्राम-मंगरौना

पोस्ट-गोनौली

प्रखंड-अंधराठाढ़ी

अनुमंडल-झंझारपुर

जिला-मधुबनी

बिहार-847401

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**१ टा गीत आ २७ टा गजल**

**१**

**गीत**

छागर कटैत रहलै

कनैत कलपैत रहलै

भगवती प्रसन्न भ' गेलीह

लोक सभ बुझैत रहलै |

परम्पराक मंचपर हत्याक खेल

बाघकेर बलि कहियो ने देल गेल

ढोल-पिपही बजैत रहलै

आ नटुआ नचैत रहलै

भगवती प्रसन्न भ' गेलीह

लोक सभ बुझैत रहलै |

सत्य आ अहिंसाक ज्ञान मौन भेल
भरि गाँ तमाशा देखैछ ठाढ़ भेल

लिधुर जे बहैत रहलै
बखरा लगैत रहलै
भगवती प्रसन्न भ' गेलीह
लोक सभ बुझैत रहलै |

कहलनि जे बुद्ध, महावीर आबिक'
सुतलोमे सदिखन रहू जागिक'

हिंसा जे होइत रहलै
विपदा अनैत रहलै
भगवतीक आँखिकेर नोर
क्यो नहि देखैत रहलै|

माउसकें प्रसाद मानि लेल
हर्षमे विषाद सानि देल

धरती फटैत रहलै
ट्रेन पलटैत रहलै
नभमे ई व्याप्त चीत्कार

मौत बनि अबैत रहलै |

**गजल**

१

काँट हटयबामे लागल छी

बाट बनयबामे लागल छी

आठ बजै छै सभ सूतल छै

साफ़ करयबामे लागल छी

काज कनी करियौ यौ बौआ

ढोल बजयबामे लागल छी

लोक लगा देने छै झगडा

आगि मिझयबामे लागल छी

भाइ कनी अनको दिस तकियौ

पाइ कमयबामे  लागल छी

छाँह कमल जाइछ धरतीपर

गाछ लगयबामे लागल छी

पाप बहुत बढलै दुनियामे

प्रेम बढयबामे लागल छी

२

मात्रा क्रम : 22222221

कौआकें कौआ कहि देल

बूझू बड़का गलती भेल

एके घरमे सबहक बास

नै ककरो ककरोमे मेल

मरला बहुतो जन महगीसँ

आ हुनकर वेतन बढि गेल

जुनि पूछू बौआ हमरासँ

दालि कते दिन खेना भेल

सोचै छी जीवन की थीक

सीढी आ साँपक बस खेल

धीया पूता बिनु ई महल

हमराले' बूझू अछि जेल

(चारिम शेरक दोसर पाँतिमे

दूटा लघुकें दीर्घ मानबाक छूट

लेल गेल अछि)

३

मात्रा क्रम : 21-12-222

नोर गरम पीबै छी

भाग्य अपन लीखै छी

टीक अपन नोचै छी

माथ अपन पीटै छी

सोर करू ककरा हम

ठोर अपन सीबै छी

गाछ बनत बड़का ई

बीज ई जे छीटै छी

जोर घटल जाइत अछि

बाँस जकाँ लीबै छी

बाउ अहाँ करबै की

सभक पता टीपै छी

गीत गजल सीखू ने

गारि किए सीखै छी

(चारिम शेरक दोसर पांतिमे

एक टा दीर्घकें लघु मानबाक

छूट लेल गेल अछि )

४

मात्रा क्रम : 2121-22-221

बात एक लागू सभ ठाम

चोर और साधू सभ ठाम

काज काल पाछू रहताह

भोज बेर आगू सभ ठाम

पाप थीक माँगब ककरोसँ

से धियान राखू सभ ठाम

बूढ-सूढ भूखल ने रहथि

घूरि-फीरि ताकू सभ ठाम

बात-बात पर जुनि तमसाउ

मीठ-मीठ बाजू सभ ठाम

प्रेम थीक बड़का उपहार

बेर-बेर बाँटू सभ ठाम

५

किछु लिखबाले' किछु पढबाले'

सदिखन ताकू किछु करबाले'

चानो आकाशक कहइत अछि

शीतलता सभठाँ बँटबाले'

क्यो जाइत अछि क्यो अबइत अछि

नित नव-नव पथपर चलबाले'

देखल दुनियामे सभ नाटक

किछु हँसबाले' किछु कनबाले'

फूलो सभ दिन नव-नव फूलय

जीवनमे करुणा भरबाले'

६

**फाँड़ बान्हिक' सोझ बाटपर चलबाले'**

बुच्ची छथि तैयार समयसँ लड़बाले'

महिषासुरले' आइ स्वयं दुर्गा बनती

मुक्त धराकें बलतकारसँ करबाले'

हे सीते जुनि स्वर्ण-मृगाकेर लोभ करू

घूमि रहल मारीच अहाँकें ठकबाले'

अप्पन लछुमन-रेखाकें चीन्हू सभक्यो
आयल अछि रावण सीताकें हरबाले'

केहेन भेषमे कत्त'-कत्त' अछि रावण
**चलू चलैछी आत्म-निरीक्षण करबाले'**

७

रास रचलक ई दुनिया, हमर दुनिया
गीत गजलक ई दुनिया, हमर दुनिया

शांति तकलक ई दुनिया, हमर दुनिया
फूल कमलक ई दुनिया, हमर दुनिया

लोक सूतल जे छल भांग खाक' बहुत
नाक दबलक ई दुनिया, हमर दुनिया

लोक जागल जे छल नाचमे बाझल
नाम गनलक ई दुनिया, हमर दुनिया

लोक टूटल जे छल भीड़मे छूटल
ताकि अनलक ई दुनिया, हमर दुनिया

लोक करजामे डूबल हजारो जत'

हाल जनलक ई दुनिया, हमर दुनिया

लोक भागल जे छल रूसि कय गामसं

नेह बँटलक ई दुनिया, हमर दुनिया

( मात्रा-क्रम : 21222-221222)

(तेसर शेरमे दू टा लघुकें दीर्घ मानल गेल)

01.01.2018

८

गजलक धुनिमे मातल छी

ओ बूझै छथि पागल छी

सत सबहक मुंहपर कहलौं

तें भरि गामक बारल छी

बाढिक लूटल छी अपने

हम रौदीके मारल छी

ऐ खेलाके यैह नियम

सभ जीतल सभ हारल छी

अपनहिकें हम नहि जनलौं

कोना कहबै जागल छी

सीखै छी किछु-किछु सदिखन

नहि हम बाटक थाकल छी

ई डोरी प्रेमक डोरी

जैमे हम सभ बान्हल छी

एकहि आमक कतरा हम

ईश्वर लग नहि बाँटल छी

(मात्रा-क्रम : 2222222)

(चारिम शेरमे दू टा लघुकें दीर्घ मानल गेल)

९

एत्ते बात सुनतै के

एत्ते तूर धुनतै के

एत्ते पानि बहितै नै

एत्ते तूर धुनतै के

ई रस्ता त सबहक छै

एत्ते तूर धुनतै के

एत्ते मूस के मारत

एत्ते भूर मुनतै के

एत्ते माछ के पकड़त

एत्ते जाल बूनतै के

एत्ते रास पढतै के

पढ़ियो लै त गुनतै के

१०

दीनता अशिक्षा और अन्हार अछि मिथिलामे

अनगिनती नोरक टघार अछि मिथिलामे

गाम बहुत अछि बिला गेल कोसीक बाढ़िमे

अनगिनती सूखल इनार अछि मिथिलामे

अल्हुआ मडुआ आ बिसाँढ एखनहु खेबाले'

सुतबाले' एखनहु पुआर अछि मिथिलामे

गाम छोड़िक' लोक भगैए दिल्ली मुंबई

किछुए अनार लाखो बिमार अछि मिथिलामे

कतेक योजना शापित एखनहु जहां-तहां

एखनहु रामक इंतिजार अछि मिथिलामे

कोन कृष्ण कहिया एथिन से के जानय

दुख केर गोबर्धन पहाड़ अछि अछि मिथिलामे

११

दिन के दिन बजबोमे छै बड़का झंझट

और चुप्प रहबोमे छै बड़का झंझट

कहथि पिता भरि राति पानिमे ठाढ़ रहू
एत्ते दुख सहबोमे छै बड़का झंझट

सबहक तील चाउर खा' सोचथि नेताजी
पांच साल बहबोमे छै बड़का झंझट

ओ पच्छिमकें पूब कहथि अहूँ 'हं' कहियौ
संग हुनक चलबोमे छै बड़का झंझट

दान दक्षिणा जप तप दंड-प्रणाम करू
कतहु शिष्य बनबोमे छै बड़का झंझट

सभ चाहै छथि घर बनितै किछु नव ढंगक
आ पुरना ढह्बोमे छै बड़का झंझट

बहर काफिया और रदीफ मिलान करू
भाइ गजल कहबोमे छै बड़का झंझट

(मात्रा क्रम :2222 2222 222)
दू टा अलग-अलग लघुकें एक
दीर्घ मानल गेल अछि.

१२

अपन नाम परिचय आ घर त्यागिक' हम
कहू की  सोचै छी एत' आबिक' हम

सभठाँ अहाँकेर संगे छी हमहूँ
आब जायब कतयसं कतय भागिक' हम

ओ सभ गाछ ब'रक सुखा गेल असमय
त सुस्ताएब जा कय कतय थाकिक' हम

सत बात बाजी से होइछ सिहन्ता
से चुप छी अहाँ केर मुंह ताकिक' हम

सपनेमे देखल करब हम अहाँकें
निकलि जाएब भोरे गजल गाबिक' हम

(मात्रा क्रम : 2222 2222 22)
दू टा अलग-अलग लघुकें एक दीर्घ मानल गेल अछि |

१३

फुनगीपरसं खसलाक बाद और हाथ-पैर टुटलाक बाद
लोक मुरती बनाओत अहांकेर चितापर चढलाक बाद

कियो नै करत अहाँक कहल मुदा फूल चढ़ाएत मुरतीपर
क्यो लागि जाएत मुरती तोडबामे मुरती बनलाक बाद

के चीन्हत आब अहाँ जी एम छलहुँ आ कि डी जी एम
लोक भ' जाइए ग्राहक कि मरीज कुरसीसं उतरलाक बाद

बड़ी काल धरि एसगरमे करैत रही साहोर ! साहोर !!
भाइ आब मोन लगैए हल्लुक तूफानसं गुजरलाक बाद

सुख भेटि सकैए किछु कालले' पहाड़पर अथवा जंगलमे
मुदा आनन्द भेटत अपन गाम अपन घ'र पहुँचलाक बाद

गम-गम कर' लगैछै सभटा घ'र आंगन टोल गाम आ शहर
गाछी सभ लाग' लगैछै सोहनगर आम मजरलाक बाद

सजबैत रहू अपनाकें सभदिन पवित्रताक आभूषणसं
गाछी सभ लाग' लगैछै बड भुताहि आम झखडलाक बाद

विधान छै कनियाँक लेल महफाक ओहारक आ कहारक
गजलहु बनैछ गजल काफिया आ बहरमे उतरलाक बाद

(मात्रा क्रम : 2222 2222 2222 2222)
दूटा अलग-अलग लघुकें एक दीर्घ मानल गेल अछि |
22.10.2018

१४

बथान हमर नै छी, दलान हमर नै छी

ई दस कोठलीके मकान हमर नै छी

पदबी हमर ओगरबाह एहि गाछीक
खेत खोपड़ी और मचान हमर नै छी

लोकक लहासपर फुनगीपर चढ़बाले'
लुत्ती लगबैत ई परान हमर नै छी

बलतकार हत्या तलाक आ मोकदिमा
ई विधि हमर नै छी विधान हमर नै छी

पुत्र बिना मोक्षकें कहैत हो असंभव
त शास्त्र हमर नै छी, पुराण हमर नै छी

मात्रा-क्रम : 2222 2222 222
दू टा लघु कें एक दीर्घ मानल गेल अछि |

**१५**

बेर-बेर बौआ खसै छी किए
अहाँ धडफडायल चलै छी किए

अहाँ चुप्प र'हू कोनो बात नै
अहाँ रातिकें दिन कहै छी किए

'सरस''चन्द्रमणि'कि 'रवीन्द्र'क सुनाउ

ejournal 'विदेह' २६१ म अंक ०१ नवम्बर २०१८ (वर्ष ११ मास १३१ अंक २६१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

अहाँ भोजपूरी गबै छी किए

छुबि कान देखू हकमै किए छी
कौआके पाछाँ भगै छी किए

सूतल जे मन अछि तकरा जगाबी
अनकासं तुलना करै छी किए

संतान छी हम परमात्माकेर
तखन मृत्युसं हम डरै छी किए

(मात्रा क्रम :222222222)

1.दूटा अलग-अलग लघुकें एक दीर्घ मानल गेल अछि |

2.पांचम शेरमे 'जे'आ 'सं' कें क्रमशः लघु आ दीर्घमे गिनती कैल गेल अछि |

१६

लोक दौगल जा रहल अछि सभ्यताक बिहाड़िमे
गाम छूटल जा रहल अछि सभ्यताक बिहाड़िमे

ठाढ कत्ते दिन रहत ई चार बालुक भीतपर
खेत खूनल जा रहल अछि सभ्यताक बिहाड़िमे

शहरमे की सड़कपर की अपन घ'रहिमे एखन

लोक लूटल जा रहल अछि सभ्यताक बिहाड़िमे

श्रद्धा करुणा और ममता स'भ किछु सभठाँ कमल
पाइ चूनल जा रहल अछि सभ्यताक बिहाड़िमे

संस्कृति पड़ि गेल आइ उक्खड़ि समाठक बीचमे
प्रेम कूटल जा रहल अछि सभ्यताक बिहाड़िमे
( मात्रा क्रम : 2222 2222 2222 2)
दूटा अलग-अलग लघुकें एक दीर्घ मानल गेल अछि |

१७

रंग-विरंगक सभ फुलवारी नीक लगैए
दुश्मन-दुश्मनमे भैयारी नीक लगैए

नीक लगै छनि हुनकाई तिलकोरक तड़ुआ
हमरा अरिकोंचक तरकारी नीक लगैए

सबहक जीवनमे आनंदक सपना देखी
लिखबा आ पढबाक बीमारी नीक लगैए

नहि सोहायल हमरा कहियो चौका-छक्का
हमरा गीत-गजल संग यारी नीक लगैए

१८

एना करब हम ओना करब
आ धन कहुना हम जमा करब

सभटा संगे नेने जायब
त जुनि पूछू से कोना करब

स्वयंसं लड़बै जीतब दुनिया
से पाइ पैरबी बिना करब

सबहक सोझाँ मूंह दुसै छी
की की सभ आगाँ अहाँ करब

लगा कबाछु कहै छथि झा जी
हे यौ ठाकुरजी क्षमा करब

सभ पंडित छथि सभ बूझै छथि
सैह पाएब जे जेना करब

पिपही-ढोल बजाकय अनलौं
की आब कना कय बिदा करब

( मात्रा क्रम :2222 2222)

दूटा अलग-अलग लघुकें एक दीर्घ मानल गेल अछि |

१९

कोनो गाछक छाहरि तकबाक संस्कार नै अछि

एखने कतहु पसरिक' सूति रहबाक बिचार नै अछि

पहिल कर्तव्य अछि अपन तन-मनकें ठीक राखब

हमरा अखन बीमार पडबाक अधिकार नै अछि

लदै छी क्रोध काम लोभ मोह आ अहंकारसं

कोनो अस्पतालमे एहि सबहक उपचार नै अछि

सबहक हाथमे छै स्मार्ट फोन बेटा छै हाकिम

गाममे आब लोहार सोनार कि कहार नै अछि

देखिते-देखिते खाली जगह भ' जाइ छै पंचमहला

सुरक्षित आब कोनो खेत-पथार नै अछि

हम ताकि रहल छी सभ स्त्रीमे देवी आ पुरुषमे देवता

हमरा और कोनो तीर्थमे घुमबाक नियार नै अछि

एकटा पहलवान आ हजारटा पैर घीच'बला

एनामे कोनो समाजक उद्धार नै अछि

कतहु कियो छीनि नै सकैए हमर सुख-संपत्ति

असलमे हमर स्थायी पता ई संसार नै अछि

२०

मात्रा क्रम :

2 2 2 2   2 2 2 2   2 2 2 2   2 2 2 2

अज्ञानताक और अन्यायक एतेक कथा गढ़ैत काल
बहुत कानल हेताह व्यासजी महाभारत रचैत काल

जरैत रहि गेल लोभ आ अहंकारक आगिमे जीवनभरि
दुर्योधन किछु नहि ल' जा सकल संगे दुनियासं चलैत काल

हम सभ लीखैत रहैत छी अपन भाग्य अपन सोचसं सदिखन
द्रौपदी नहि सोचलनि ई बात दुर्योधनपर हंसैत काल

मंगनीमे भेटल ई सम्मान एतेक महग सिद्ध हैत
से नहि बुझलनि कर्ण अंग देशक मुकुट धारण करैत काल

नहि द' सकलीह अपन संतान सभकें सदाचारक आशीष
गांधारी मरि गेल छलीह आँखिपर पट्टी बन्हैत काल

अपमानक बदला उचित छल आत्मज्ञानक शस्त्रक उपयोग
चुकि गेलाह गुरुवर अपन शिष्यसं गुरुदक्षिणा मंगैत काल

उठौने एलाह तीन-तीनटा राजकुमारीकें काशीसं
पुरुष-सिंह बनि गेल छलाह बिलाइ घरमे कुकुर भुकैत काल

प्रतीक्षा होइत रहैत अछि शंख घड़ीघन्टा आ प्रसादक

सभ रहैत अछि सूतल सत्य नारायणक कथा सुनैत काल

अन्हड़ उजाड़ि दैत अछि कते घर तोड़ि दैत अछि कते गाछ
धिया-पुताकें नीक लगै छै गाछीमे टिकुला बिछैत काल

फूलो तोड़ब थिक बलतकार गाछक संगे से के मानत
ढोल-पिपही बजबैत रहै छी हम सभ छागर कटैत काल

सत्यकेर अवहेलना हरि लैत अछि आत्माक सुख आ शान्ति
से नै बुझलनि देवी कुंती शिशुकें धारमे छोड़ैत काल

२१

बाघ जकां लोक आ हुराड़ जकां लोक
गाम-गाम भेटता सियार जकां लोक

जहां-तहां पोखरि-इनार जकां लोक
सागर नदी आओर धार जकां लोक

खाधि जकां लोक किछु आरि जकां लोक
देखने छी नार आ पुआर जकां लोक

सभठाँ करथि मोल-भाव नाप-तौल
भेटि जेता हाट आ बजार जकां लोक

रूसलकें बौंसय भूखलकें नोतय
जामुन लताम कुसियार जकां लोक

गंगाक ज'ल-सन किछु लोक भेटला
भेटला हिमालय पहाड़ जकां लोक

लोकेले' जीबय आ लोकेले' जान देत
गेंदा गुलाब हरसिंगार जकां लोक
( सरल वार्णिक बहर/ वर्ण-14 )

२२

गीत लीखि-लीखिक' गजल लीखि-लीखिक'
ह'म मौन भेल छी नोरेमे भीजि-भीजिक'

लोकेकें देखि-देखि प्रेम हम करैत छी
लोककें ठकैत छी लोकेकें देखि-देखिक'

संस्कृतिक ऊपर सभ्यता सवार भेल
फ्लैट हम किनैत छी खेत बेचि-बेचिक'

क्यो खुशीसं जान दैत अछि मातृभूमिले'
क्यो मगन रहैए देशेकें लूटि लूटिक'

सत्यक पराजय 'असत्यमेव जयते'

घोषणा करैछ कियो ताल ठोकि-ठोकिक'

एना किए ओना किए एहेन किये भेलै

राति-दिन झकैत छी यैह सोचि-सोचिक'

(सरल वार्णिक बहर/ वर्ण-15 )

२३

अहंकारमे सदिखन छी

अहाँ कंस छी रावण छी

अहाँ बात सबहक काटी

अहीं बाउ दुरजोधन छी

महावीर मनभावन छी

अहाँ राम आ लछुमन छी

अहाँ चुप्प रहि जाइत छी

महाधीर मनमोहन छी

जते दृश्य अछि दुनियामे

महाभारतक जीवन छी

हमर मोन नीपल आंगन

अहाँ ओहिमे अरिपन छी

अबै राति आ दिन अहिना

कते नीक आयोजन छी

( सभ पांतिमे मात्रा क्रम-1221-2222)

२४

हुनका सोझाँ लिबल ने भेल

'प्रेम करैछी' कहल ने भेल

हमरा मोनक चैन चोरेलौं

मुदा अहाँकें जहल ने भेल

छलै अशरफी ओत्तै गाडल

हमरा जैठाँ रहल ने भेल

केश माथमे जते,तते दुःख

गन' चाहलौं गनल ने भेल

ठोहि पाड़िक'कियो कनै छल

घ'र बंद क' पडल ने भेल

नोरहिसं लिखने छलीह ओ

चिट्ठी हमरा पढल ने भेल

बिना बहरके पद्य ‘अनिल’
कविता भेलै गजल ने भेल

(सरल वार्णिक बहर/वर्ण-11 )

२५

युद्ध करू जुनि शोक करू
हे अर्जुन जुनि सोच करू

धर्मक्षेत्र कुरुक्षेत्रमे छी
पापक तीब्र विरोध करू

मित्र कियो नै शत्रु कियो नै
बुझियौ और संतोष करू

जीतू भोगू सुख धरतीक
अथवा स्वर्गक भोग करू

अहाँ आतमा अविनाशी छी
तन आ मोनक योग करू

सत्य और शांतिक जय हो
नूतन नित्य प्रयोग करू

जय हो जय हो पवित्रता

आउ एखन उद्घोष करू

(सरल वार्णिक बहर/वर्ण-10 )

२६

वेद-पुराणक महिमा सभटा बूझल अछि

मुदा लोक हमरे करतबसं रूसल अछि

राति आ दिन ओझराएल रहै छी हम जैमे

इहो जाल त अपनहि हाथक बूनल अछि

भूमि-भवन गहना-गुडिया एफ डी सभटा

सोचि रहल छी की अरजल की लूटल अछि

ह्रदय कहैए ई अन्हार हटतै एकदिन

सपता-विपताकेर कथा सभ सूनल अछि

जे जागल अछि ओकरा खातिर भरि दुनिया

'अनिल' ओकर की जे सपनेमे डूबल अछि

(सरल वार्णिक बहर/वर्ण-17)

२७

रावणकेर संहार केलौं अपने मनमे

रामक हम दर्शन कयने छी जीवनमे

पढबा-लिखबामे आनंद अबैत रहल

मोन रमल नै कतौ और किछु अर्जनमे

दूर रहैत एलौं सभदिन चौका-छक्कासं

लागल रहलौं शब्दक सागर-मंथनमे

माए बाबू दादी दादा नानी नाना मामी मामा

सभ क्यो छथि हमरा संगे शुभ चिंतनमे

कोना बिसरबै राति दिसंबर सोलहके

शाप सुनै छी निरभयाक ओइ क्रंदनमे

(सरल वार्णिक बहर/वर्ण-16)

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**विदेह नूतन अंक बालानां कृते**

**विदेह मैथिली मानक भाषा आ मैथिली भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**भाषापाक**

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' आ आशीष अनचिन्हारक बाल गजल

१

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**बाल गजल**

हम्मर प्राण समान अछि

जगमग हिन्दुस्तान अछि

हिन्दू मुस्लिम सिक्ख इसाइ

आँखि नाक मुंह कान अछि

हमरे ई गुरुग्रंथ गीता

बाइबिल आ कुरान अछि

ई दुनिया आंगन हमरे

कहने वेद-पुराण अछि

ई धरती मैया सबहक

सभले' सूरुज चान अछि

हमरे सभले' पानि-हवा

मकै गहुम आ धान अछि

सत्य, अहिंसा और करुणा

ई हम्मर पहचान अछि

(सरल वार्णिक बहर/ वर्ण-10)

२

**आशीष अनचिन्हार**

**बाल गजल**

बाल गजल

केहन काहन ढुलढुलिया बच्चा
फेकल फाकल फुलफुलिया बच्चा

ढुनमुन ढुनमुन गुलगुलिया बच्चा
हुलबुल हुलबुल हुलबुलिया बच्चा

छन छन कूदै थुलथुलिया बच्चा
सदिखन बूलै बुलबुलिया बच्चा

छै इम्हर उम्हर किम्हर किम्हर
चुलबुल चुलबुल चुलबुलिया बच्चा

की नवका आ की पुरना पुरना
चीन्है सभकेँ भुलभुलिया बच्चा

सभ पाँतिमे 222-222-222 मात्राक्रम अछि। सुझाव सादर आमंत्रित अछि।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**विदेहक किछु विशेषांक:-**

**१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८**

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/

**विदेह सम्मान**: *सम्मान-सूची*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन


विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) editorial.staff.videha@gmail.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।

५ जुलाई २००४ केँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html "भालसरिक गाछ"- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा "'विदेह'- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका" धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ"जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA

